गेल, सभटा उठा कए पीबि गेल अछि। बुझना जाइछ जेना अंग्रेजक सन्तान होअए। धोती, कुर्त्ता, पाग, दोपट्टाक बदला पेन्ट पहिरने चल अबैत अछि। मर्यादाक विरूद्ध थिक। ई ओझहाक प्रति बूढ़-बुढ़ानुषक धारणा गाम-घरमे देखल जाइछ।

ओझहाक पक्षमे आधुनिक विचार- हँ! पहिलुका ओझहा दिन तकाय सासुर अबैत छलाह, स्त्रीक संग नुका-छिपा कऽ संभोगवार्ता करथि, मुँह झाँपि घरसँ बहार होथि जकर फल भेल जे एक-आध ठाम ओझहा बिनु लहराक ईनारमे सेहो खसल रहथि तेँ एहि प्रथाकेँ नीक कोना कहल जाएत?

वर्त्तमान युगक प्रगति विज्ञान प्रचार-प्रसार ज्ञानपर निर्भर अछि। जाहि चन्द्रमाक पूजा देवताक रूपमे हमर मैथिल पूर्वजसँ आजुक लोक तक करैत आयल अछि, ओहि चन्द्रमापर वैज्ञानिक पहुँच गेल छथि।

दिक्शूल ओ भदवाक वारण आधुनिक ओझहो द्वारा नहि भेल तँ कोन जुलुम भेल, किएक तँ रेलगाड़ी, हवाइ जहाज, जल जहाज वा कोनो स्वचालित गतिमान सवारी, जन्म-मरण प्रभृति किएक ने वन्द उपर्युक्त नियमक कारणेँ रूकि जाइछ। वर्त्तमान समयमे पोंगा-पंथी, रूढ़िवादिता, ढकोलला तथा अन्धपरम्पराक अनुशरणसँ जीवन-धारण कठीन भऽ जाएत। एखुनका समयमे भोजन, वसन आ रहल-सहन सभ किछु युगानुकूल होमएक चाही। एकरे युग-धर्म कहल जाइछ। युगानुकूले हरिश्चन्द्र, युधिष्ठीर लोकनि प्रख्यात् भेलाह। राम-कृष्णकेँ युग पुरुषसँ देवत्वक रूप मानल जाय लागल। महात्मा गाँधी, ईशा प्रभृति युग पुरुष थिकाह जनिका अगिला पीढ़िक लोक मर्यादा पुरुषोत्तम राम तथा अवतारी श्री कृष्णक समान निश्चय बूझत। एतदर्थ ओझहाकेँ युग-पुरुषक उपाधि देल जा सकैछ किएक तँ जकड़ल समाजक परम्पराकेँ तोड़बाक प्रयास हिनक क्रान्तिक शुरूआत थिक।

निष्कर्षक निरूपण- रटल-रटाओल धारणाकेँ पुनः पुनः रटलासँ बुद्धि बकनाय जाएब स्वभाविक अछि। समाजक लोक तँ देखा-देखी जीबाक अभ्यासी बनि गेल अछि। आडम्वर ओ पाखण्डक प्रधानता समाजकेँ ऊपर नहि उठए दऽ सकैत अछि। आब खाली टंट-घंट फूठ-फूसिक बलपर टिकल समाज लड़खड़ा गेल अछि। जाति-पाति, मूल-गोत्रक गड़बड़ी एक प्रकारक विडम्बना थिक। निहित स्वार्थक कारणेँ सामाजिक पुर्निर्माण सम्भव नहि। हमरा तँ बुझना जाइछ जे ओझहाक विचार सम्पूर्ण क्रान्तिक चुनौती थिकन्हि। पाछाँ देखनाइ अवनतिक प्रतीक थिक। जे आगाँ देखैत अछि, निश्चय आगाँ बढ़ैत अछि। आइ समग्र संसारक लोक एक सूत्रमे बान्हएल अछि। प्रगतिशील लोक निश्चय प्रगतिशील देशक होइत अछि। किएक ने हमरो लोकनिकेँ प्रगतिशील श्रेणीमे आगू रहक चाही? मुदा से सम्भव नहि, तकर कारण थिक हमर टंगघिच्चा समाज। ओझहाक दृष्टिकोणक आलोचना वा खिद्धांश सभतरि होइत अछि जकर कारण वैचारिक भिन्नता, ओझहाक स्पष्टवादिता, आधुनिकता, समायानुकूल वस्त्र भेष-भूषा, चालि-ढालि हुनका अवारा, लुच्चा, हीरो-हिप्पी, अंग्रेजक सन्तान आ पथभ्रष्ट एवम् चरित्र-भ्रष्ट कहि हुनका संग सामांजष्य नहि होमए दैत अछि। इएह कारण थिक जे ओझहाक लेखेँ गाम बताह प्रतीत होइत अछि। ❑

# मिथिलाक साहित्य आ संस्कृति

मनुष्यक चिन्तनशील प्रवृतिक परिणाम साहित्यक रूपमे विकसित होइत अछि। साहित्य लोकक जीवनसँ जुटल अछि। ओकर निर्माण मनुष्य अपन जीवनक लेल करैत अछि। एहि लेल साहित्य सामाजिक विषय थिक। मनुष्य एक सामाजिक प्राणी थिक। ओ असगर नहि रहि सकैत अछि। ओ अपन जीवनक एकाकीपन तथा उदासीनताकेँ नष्ट करबाक लेल साहित्यक निर्माण करैत अछि।

साहित्यक शब्दक व्युत्पत्तिक विषयमे कहल गेल अछि 'साहित्यस्यभाव साहित्यम्' अभिप्राय जे हितकर विचारकेँ साहित्य कहल गेल अछि। एकर क्षेत्र बड़ व्यापक अछि। काव्य, इतिहास, दर्शन विज्ञान आदि कोनो प्रकारक शब्द सामर्थ्यसँ प्रतिपादित ग्रंथ साहित्य कहा सकैत अछि। श्रेष्ट साहित्यकेँ कठिनसँ कठिन, दुरुहसँ दुरुह, कोमनसँ कोमल नाना प्रकारक भावकेँ प्रकाशित करबाक शब्द सामर्थ्य छैक।

विभिन्न विद्वान साहित्यक विभिन्न स्वरूप स्थापित कयलनि अछि। आचार्य महावीर प्रसाद द्विवेदी ज्ञान राशिक संचित कोषक नाम साहित्य कहलन्हि अछि। जखन मुंशी प्रेमचन्द साहित्यकेँ जीवनक आलोचना मानैत छथि। मुदा श्री जय शंकर प्रसाद कहलन्हि अछि जे साहित्य चित्तकेँ रस मग्न करएबला व्यक्तिक कल्पना आंतरिक तथा नाट्य अनूभूति एवम् विचारक लिपिवद्ध रूप अछि। हेनरी हडसनक मान्यता

छन्हि जे साहित्य मूलत: भाषाक अध्ययनसँ जीवनक अभिव्यक्ति अछि। साहित्य विश्व कल्याणक भावनापर आधारित होइत अछि।

प्रत्येक युगक श्रेष्ठ साहित्य अपन युगक प्रगतिशील विचार द्वारा कोनो-ने-कोनो रूपेँ प्रभावित होइछ। साहित्यकार ओहि युगक प्रतिनिधित्व करैछ जाहिमे ओ जन्म लैत अछि। एहि दृष्टिसँ मिथिलाक साहित्यकार लोकनि प्रशंसनीय छथि। साहित्य हमर कौतुल्यक जिज्ञासा वृत्तिकेँ शान्त करैछ। ज्ञानक पिपाषाकेँ तृप्त आ मस्तिष्कक क्षुधाकेँ पूर्त्ति करैछ। साहित्य द्वारा हम अपन राष्ट्रीय इतिहास, देशक गौरव-गरिमा, संस्कृति-सभ्यता, पूर्वजक अनुभूति विचार एवम् अनुसन्धान, प्राचीन रीति-रेवाज, रहन-सहन तथा परम्परासँ परिचय प्राप्त करैत छी।

अनेक जाति आ धर्म उत्पन्न भेल मुदा स्थायी साहित्यक अभावमे ओ काल कवलित भए गेल। मिथिलाक महनीय माधुर्यक अवलोकन कएलासँ विदित होइछ जे अनेकानेक आफद एलोपरान्तो एकर विकास निर्वाध रूपेँ होइत रहल।

साहित्यक माध्यमसँ हमरा लोकनि जीवनक कतेको नीति विषयक बातकेँ जनैत छी, जाहिसँ हमर जीवन सुखमय होइत अछि। जेना- सत बाजबाक चाही, धर्मक अनुसार काड़ाकरी, अधर्म कएलासँ अधलाहे होइछ। दोसरक धन एवम् दोसराक स्त्रीक हरण करब जघन्य अपराध थिक। एहि हेतु हमरा लोकनिक पूर्वज नाना प्रकारक सिद्धान्तकेँ कल्याणार्थ व्यक्त कएने छथि। साहित्यमे समाजकेँ संगठित करबाक प्रवल क्षमता होइछ। जेना बंगालक तीव्र गतिसँ विकास भेल अछि तकर पृष्ठभूमिमे ओहिठामक वंगला साहित्य अछि। अंग्रेजी साहित्य पढ़लासँ अंग्रेजी सभ्यताक विकास भेल अछि।

साहित्यमे जे शक्ति अछि से संसारक कोनो वस्तुमे नहि। जाहिठामक साहित्य जतेक उन्नतिशील होएत ताहिठामक सभ्यतासँ

संस्कृति ततेक उन्नतिशील होएत। साहित्यक माध्यमसँ निर्वलकेँ सबल आ पशु तुल्य समाजकेँ सभ्यताक उच्चतम् शिखर चढ़ाओल जा सकैत अछि। मिथिलाक लोक जे भाषा बजलाह सएह विद्वान लोकनिक कृपासँ क्रमात साहित्यक रूप धारण कएलक। ओकरा शुद्ध करबाक हेतु ओहिमे शब्द कोष, व्याकरण, छन्द आदिक आधार बनल। मैथिली एक जीवित भाषा थिक आ एकर साहित्यमे परिवर्त्तन, परिवर्द्धन आवश्यक।

कतिपय हिन्दीक प्रेमीकेँ मैथिली साहित्यक गुण गरिमा स्वीकार रहितहुँ एकरा भाषा मानवामे संकोच होइत छन्हि, तेँ मैथिली साहित्य ठोकरएबाक नहि आदर ओ मनन करबाक वस्तु थिक। जाहि साहित्यक प्रभावेँ केवल विहारे नहि अपितु समस्त उत्तर-भारतक संस्कृति परिष्कृत भेल अछि तकरा हेय बूझब मात्र अज्ञानता थिक। एकर हित चिन्तनक सीमा समस्त मानव जातिक थिक। एहि माध्यमसँ हमरा लोकनि अपन सभ्यता संस्कृतिसँ परिचित होइत छी। संगहि जाहिकालक जनताक विचार जाहि पकारक रहैत अछि तकर चित्र एहिमे भेटैत अछि। मिथिला आ एकर मूलस्वरूपकेँ एहिठामक साहित्य पूर्ण रूपेण प्रभावित कएने अछि। मिथिलाक साहित्यक सम्बन्ध एकर संस्कृतिसँ छैक। ई सम्बन्ध अविछिन्न आ अकाट्य अछि। तेँ एकक अभावमे दोसरक कल्पना करब असंभव अछि।

संस्कृतिक अर्थ थिक संस्कार। संस्कारक अर्थ थिक चिन्ह विशेष। पाथरहु सन कठोरपर रगड़लासँ कोनो वस्तुकेँ अनेक समय धरि रखने ताहि पाथरपर चिन्ह भए जाइत अछि ताही रूपेँ जे विषय अधिकतासँ कतहु उपस्थित होइत अछि तकर संस्कार भए जाइत छैक। वएह वस्तु संस्कृति थिक।

द्रष्टव्य अछि- मिथिला देशमे प्राचीन कालमे अनेक यज्ञ भेल छल। अतएव यज्ञीय देश कहि कऽ शास्त्रमे मिथिलाक ख्याति अछि। जैमिनीसँ लऽ कऽ पार्थ सारथी धरि, मण्डन मिश्रसँ कुमारिलभट्ट प्रभृति मीमांसा

शास्त्रक उन्नायक मिथिलेमे भेल छलाह।

मिथिलाक अनेक विशाल पोखरि, अनेकानेक प्राचीन मन्दिर, अनेक धार्मिक स्थान यज्ञ दिसि लोकक प्रवृति एहि संस्कारकैं दृढ़ करैत अछि तैं हेतु यज्ञादिक चिन्ह आ यज्ञादिक क्रिया मिथिलाक संस्कृति थिक।

मिथिलामे अतिथि देवो भव अर्थात् अतिथिकैं देवतुल्य मानव, संगहि मांगलिक हो वा अमांगलिक कार्य ताहिमे उदारतापूर्वक खर्च करब संस्कृतिक रक्षा करब थिक। मिथिलाक स्वतंत्र जनपदत्व, स्वतंत्र भाषा, स्वतंत्र प्राचीन लिपि, स्वतंत्र धर्म-शास्त्र, पंजी प्रवन्ध वेश-भूषा, एहिठामक लोकक आत्म गौरव, स्त्री जातिक लज्जा, धर्ममे दृढ़ता, कुलीनता अति विचारणीय होएब, देशान्तरक राजाक संग सम्बन्ध अनेक आधार विषय अछि जकरा द्वारा मिथिलाक संस्कृतिक अनुमान कएल जा सकैत अछि।

मुसलमानी शासनसँ अंग्रेजी शासन धरि मिथिलाक संस्कृति अक्षुण रहल।

आब भारत एक स्वतंत्र देश अछि। मिथिला एकरेमे समाहित अछि। अपन स्वतंत्रताकैं तखने सुरक्षित राखल जा सकैत अछि, जखन हमरा लोकनि अपन संस्कृतिक प्रति प्रेम राखी। समग्र देशक संस्कृतिक विभिन्न विचारक आदर करी। यथार्थमे सं्कृतिक तात्पर्य व्यक्तिक चारूकातक विकासकैं कहल जाइछ। जौं आर्य स्स्कृतिक पहिल स्थान छैक तँ मिथिलोक स्थान अपेक्षाकृत तदनुकूले अछि।

एहिठामक संस्कृतिक अन्दाज पाँच हजार वर्षसँ निरन्तर एक रूपक रहल अछि। एहिमे शान्तिक स्थापनाक स्वरूप देखबामे अबैत अछि। एतबे नहि, सामंजस्यक अपूर्व सामर्थ्य एहिठामक संस्कृतिमे अछि। एहि जीवनक अपेक्षा पारलौकिक जीवनक अधिक चिन्ता कएल

जाइछ। मानवीय भावनाकेँ प्रमुखता देनिहार मैथिल संस्कृति धर्म, आत्मा, कला एवम् कल्पनाक अपूर्व समन्वय थिक। धर्मक प्रति अन्ध विश्वास सामाजिक सौन्दर्य बोध मानल जाइत अछि।

एहिठामक सांस्कृतिक मंत्रकेँ आस्तिकता, सदाचार एवम् त्यागक भावना कहल जाइछ। आत्मवत सर्वभुतेषु तथा आचारो परमो धर्मः ऋषि लोकनि द्वारा प्रतिष्ठित कएल गेल अछि। सर्वभूत हितैषी उक्तिक एहिठामक संस्कृतिक एक अंश मानल गेल अछि। मिथिलाक संस्कृति सुसभ्य बनबाक सलाह दैत अछि। मिथिलाक संस्कृति दोसरक लेल अपन सुख आ शरीरकेँ समर्पणक सलाह दैत अछि। एतबे नहि, मिथिलाक संस्कृति ठकबाक अपेक्षा ठकएबामे आनन्द छैक तकर उपदेश दैत अछि। एहिठाम साम्प्रदायिकता कहियो विकसित नहि भेल। इएह सभ कारण अछि जे मिथिलाक संस्कृति सम्पूर्ण पृथ्वीपर अपन प्रेमक प्रकाश दैत रहल अछि।

एहिठामक संस्कृतिक ह्रास नहि भेल तकर कारण नारी समाजक अहंभूमिका अछि। ओ लोकनि धर्म एवम् संस्कृतिकेँ कायम रखबाक पूर्ण चेष्टा कएलनि। जकर कारण छल अविद्याकेँ नहि पाबि सकलीह। यद्यपि विलासिताक क्षेत्रमे स्त्री-पुरुषक बीच प्रतिद्वन्ता अछि। सिनेमाक अध्लाह प्रभाव लोकपर पड़ि रहल छैक। नव पीढ़िक लोककेँ परहेज कराएब असौकर्ज बुझना जाइछ। ओना तँ पश्चिमी देश सभसँ बहुत किछु सीखल अछि। नवीन युगक प्रगतिमे एकरा द्वारा आगू बढ़ल अछि। मुदा गप्प अछि स्वच्छ मिथिलाक संस्कृतिकेँ विकृत नहि कऽ पाबए। ❑

# समकालीन मैथिली कवितामे राष्ट्रवादक स्वर

समकालीन मैथिलीक कविता स्वभावत: राजनीतिक, रामाजिक ओ वैचारिक दृष्टिसँ पृथकत्व, विद्रोह आ विघटनक कविता थिक। वर्त्तमान जीवनक मूल्यकेँ स्थिरता प्रदान करबाक समग्र प्रयास जारी रखनिहार एक मात्र समकालीन कविएटा छथि।

राष्ट्रीय भावनाक उवा-पोह प्राय: हरेक समकालीन कवितामे भेटैत अछि। मुदा ओहि राष्ट्रीयताक स्वरकेँ कण्ठक बाहर होइत-होइत कण्ठगते रहि जाय पड़ैछ। वास्तविक समकालीन कविता जीवनक अति समीप आबि गेल अछि। समकालीन कवि अपन व्यक्तिगत अनुभवक प्रतिपूर्ण निष्ठावान छथि तेँ ने साहित्यक प्रत्येक विधामे जुझैत देखल जाइत छथि। ओहि कविक झुकाव अन्तरगामी नहि भऽ कए वर्हिगामी भऽ जाइत छन्हि। इएह कारण छैक जे ओहि कविक कविता समकालीन संकटसँ सम्बद्ध कविता भऽ जाइछ।

आजुक लोकक हालत ओ कष्टक अभिव्यक्ति मध्य वर्गक एकटा पारिवारिक, साधारण लोकक चरित्र आ मानसिकताकेँ ध्यानमे राखि कयल गेल अछि। स्वतंत्रताक बाद देश भक्ति ओकरा कान्हपर माथ राखि सूति रहल छैक। सभ तरहेँ नैतिकता राजनीति ओ व्यवस्थाक विरूद्ध ठाढ़ भऽ गेल अछि।

मैथिलीक समकालीन कविताक शुरूआत कवीश्वर चन्दा झासँ प्राय: प्रारम्भ भऽ गेल छल। किएक तँ 1930 ई.क बाद देश-दशा, समाज

आ सामाजिक व्यवस्था, शासन आ शासकक हरेक क्रिया-कलाप जन विरोधी आ उत्पीड़नक प्रतीक बनि गेल छल। यथा कि कवीश्वर चन्दा झा ओ अपन चन्द्र पद्यावलीमे लिखने छथि-

"न्याय भवन कचहरी नाम

सभ अन्याय भेटैछ एहिठाम।"

उपर्युक्त पाँतीसँ वास्तविकताक नग्न सत्य सामने अबैछ। जे हुनक बादक सभकालीन कविक हेतु एक प्रकारक मार्ग निर्देश कएलक।

असहयोग आन्दोलनक बाद जे राष्ट्रीय नव चेतना भारतीय मानसकेँ आलोड़ित करए लागल, भुवनजीक शब्द शिल्प तकरे साक्षी अछि। भूवनजी काव्य धाराकेँ नवीन दिशामे मोड़ि देल। पुरान जकड़ल आ अधमिरूत लोकमे अन समकालीन काव्य द्वारा स्फूर्ति प्रदान कएल। हुनक रचनाक पाँती देखू-

"गौरवक गढ़ हम ढाहि देब

नहि क्षमा करब प्रतिशोध लेब।

चुटकीमे लय पीसब विभेदकेँ

बाँचत केवल सदय हृदय।

हम करब प्रय, हम करब प्रलय।"

भूवनजीक प्रश्चात् यात्रीजी मैथिली काव्यधाराकेँ आओर अधिक नवीनोन्मुख कएल। सामाजिक यथार्थ चित्रण करब ई विशेष श्रेयस्कर माननलनि। अपन समकालीन काव्यमे ओ मार्क्सक सिद्धान्तकेँ तूल देने छथि तँ दोसर ओ परम्परावादी विचारक एक झाँखी राष्ट्रीयताक सन्दर्भमे पेश करैत छथि। हिनक दूनू पक्ष हिनक रचनासँ स्पष्ट होइछ-

"जे श्रम करत भरि पेट खैत

आब ककरहु नहि बड़का धोधि हैत।

सभ पढ़त-लिखत करत राज

नहि बँचल रहत भेटतैक काज

पढ़ता-लिखता करताह पास

युगल कामति, छीतन खवास।"

साम्यवादक कतेक सटीक आ सुन्दर उदाहरण भेटैछ। ई हिनक समकालीन काव्य गुणक विषेषता थिक। दोसर स्थलपर यात्रीक राष्ट्रवादी विचारक रचना देखू-

"केरल काश्मीर धरि पसरलि

नागा भूमि सँ आगाँ ससरलि।

दिश-दिश सागर चुम्वित चरणा

सिक्त शीश हिमगिरि निर्झरना

कौस्तुभ मणि सभ विन्ध्य विराजित

शत-शत छुबि, शत शोभा सर्जित

गति गम्भीर ओ मति अवदाता

यज जय जय भारत माता।"

उपर्युक्त पाँती यात्रीजी राष्ट्रीय एकता एवम् अखण्डताक हेतु भौगोलिक अभिनन्दन कएलन्हि अछि।

ओना तँ वर्त्तमानक कवि लोकनि मुख्यत: दू भागमे बँटल छथि। पहिल आस्थावादी तथा दोसर अनास्थावादी, जे रचनाक क्षेत्रमे दू ढंगसँ प्रस्तु कय लजाइछ। परम्परागत ढंग तथा नव ढंग (विधा) सँ। जे लोकनि नव ढंगकेँ मानैत छथि ओहो कवि सभ नव मूल्यांकन आ मान्यताकेँ स्वीकार करैत छथि।

वर्त्तमान काव्य धारापर विचार करब तँ देखबामे आओत जे मैथिली साहित्यक विविध विषय विभूषित अछि। कवि लोकनिक द्वारा

विभिन्न विधामे पाठक समक्षक उपस्थित अछि।

देश जखन परतंत्र छल तखन कवि लोकनि किछु डेराएल रहितहुँ अपन भावनाकेँ नहि दाबि सकलाह। ओहि समकालीन कविगणमे भूवनजी, यात्री, ईशनाथ झा, मधुप, आरसी प्रसाद सिंह, पं. सीताराम झा, सुमनजी, किरणजी, राधवाचार्य, दीपक, प्रदीप प्रभृति अपन समकालीन काव्य द्वारा व्यक्त कएल अछि-

"वर्षो सहस्त्र भए गेल ने छूटल दासताई
दुर्दैव बुद्धि हरि लेलक दासते टा
आगाँ सचेत भए शक्तिक अर्चनासँ
कै मुक्त देश निज जीवन धन्य कैलहुँ।"

लक्ष्मीपति सिंह"

ईशनाथ बाबू अति ज्योशीला स्वरमे व्यक्त करैत छथि-

"हिंसक प्रति हिंसा धर्म हमर
थिक उचित करब शठता शठपर।
मुखरित करू सहसा उतरि समर
हर हर शंकर बम्-बम् शंकर।"

श्री सुमनजी सेहो अपना भावनाकेँ नहि रोकि सकलाह आ हुनक राष्ट्रवादी विचार प्रगट भैये गेल, यथा-

"मुक्त विदेशी शासन सँ सर्जन सुन्दर संसार करब
जीवन वनमे दाबानल रूपी, दानव दल संहार करब।"

काव्यालोकन कएलासँ राष्ट्रीय भावनाक संचार अनेरो भऽ जाइछ-

"झन झन-झन झन बेरी केर स्वर
खन खन खन हथकड़ी निनाद

सन सन सन हवा सनकि कैँ

कहए देश कैँ हमर समाद।”

एहि तरहेँ देखैत छी जे समकालीन कवितामे जतेक राष्ट्रीयताक भावना मुखर राघवाचार्यक कवितामे मुखरित भेल अछि से अन्यत्र दुर्लभ-

“बीझ लागि गेल छौ, कृपाण कैँ पिजा

नचैत जोर जोर सँ तों दुन्दमी बजा।”

मैथिलीक समकालीन कविमे आरसी प्रसाद सेहो पाछाँ नहि छथि ओहो अपना रचनामे लिखैत छथि-

“बाजि गेल रण डंक, डंक ललकारि रहल अछि

गरजि-गरजि कैँ जनजनकैँ पर चारि रहल अछि।

तरूण स्वदेश आबहु रहबे तों बैसल

आँखि फोल, दुर्मद दानव छौ कोनटा लग बैसल।”

श्री अमरजीकैँ खेद होइत छन्हि जे राष्ट्रीय हित चिन्तक आइ उपेक्षित भऽ रहल छथि। अपन समकालीन काव्यमे ओहो लिखैत छथि-

“भारतीय सभ्यता ओ संस्कृति पाताल गेल अछि

अनुशासन हीनता आकाश ठेकल अछि।

मातृभूमि हेतु छैक जकरा ममत्व कने

सैह वर्ग देखू निर्भाल जकाँ आइ फेकल।”

समकालीन कविमे स्व. दीनानाथ पाठक बन्धूक स्थान सेहो अक्षुण रहत। अल्पायु बन्धुजी बड़ दिन मैथिली साहित्यक सेवा कऽ गेल छथि। ओ पाकिसतानक द्वारा भारतपर आक्रमणसँ पूर्वहि लिखने छथि-

“हो पैसि घर जखन युद्ध केर दानव

अछि उचित की घरमे बैसि विकल मन कानब?

डूबि गेल गाम-गाम वीरताक रंगमे

माँतल नर-नारी सभ राष्ट्र प्रेम रंगमे।"

स्वतंत्रता प्राप्तिक पश्चात् कोनो देश निन्न सूति रहए तँ ओकर स्वतंत्रता केओ नहि देखि सकत।

"राजनीति तरू शोषित जलसँ सिंचित होइछ सदिखन

बलिदानक उर्वर प्राप्त कय झड़य फुलाय विलक्षण।"

श्री सुमनजी युग जीवनक समस्यासँ प्रभावित भए देशक रक्षार्थ प्रयत्नमे जुटि जाइ तकर सलाह अपना रचनामे दैत छथि-

"सम्पति थिक उचित शत्रु संहार

ताहि लेल चाही सैनिक संभार।

रोग जखन हो उचित तकर प्रतिकार

पुनि विकास सृजन केर विचार।"

राधाकृष्ण बहेड़ अपन नाम समकालीन कविक सूचीमे जोड़ि दैत छथि आ राष्ट्रीय चेतनाकेँ जगबैत कहैत छथि-

"सीमापर उठल छै धुक्का

क्षितिजो शोणित लाल भुभुक्का।

सभ केओ झारए चाहे झिल्ली

शोचय नवका दिल्ली।"

श्री दीपकजीक रचनामे केहन राष्ट्रीय भावना अछि देखू-

"राष्ट्रीय भाव केर लहरि उठय अन्तर

जीतक गंगा किछु एहन बहए

फरकय अठासी कोटि भुजा तरूआरि जकाँ

पर नारी रंठामे डटल रहए।"

श्री विदितजीक रचनाक पाँती कतेक विलक्षण अछि जे समकालीन कवितामे एक मानदण्ड थिक, देखू-

"मातृ भूमिक झाँकि सँ श्रेष्ठ आर दुलार की?

जन्मभूमि निमित्त शीशक दान सँ लघु आर की?"

ओना तँ आइ समकालीन कविताक मूल स्वर व्यवस्था विरोधक स्वर भऽ गेल छैक। जे लोकनि विद्यापति गोविन्द दासक पदावलीसँ आनन्दित भेनिहार छथि, हुनका समकालीन कविता कहियो रूचिगर नहि लगतन्हि। किछु आलोचकक कहनाइ छन्हि जे पुरना विचारधारासँ जकड़ल लोकक हेतु समकालीन कविता जंगली आगिक समान दहकैत आ काररवनाक भट्ठी सद्दश लहकैत प्रतीत होयतन्हि। मुदा ई समकालीन कविता अन्वेषण नहि एकटा प्रयत्न थिक। समकालीन कविता मानवीय आकंक्षाकेँ प्रदर्शित करैछ। जकर सोझ सम्बन्ध लोकक गरिमा ओ स्वतंत्रासँ छैक। इतिहास साक्षी अछि जे आइ लोकक संकटक कारण बाहरी नहि छैक, जतेक आन्तरिक मूल कारण थिकै राजनीति ओ सामाजिक व्यवस्था।

स्व. मधुपजीक रचना 'घसल अट्ठनी, कोजगरा मखान तथा छुतहर कविताकेँ पढ़लासँ स्पष्ट भऽ जाइछ-

"हा! देह तोड़ि कऽ कयल काज

सुपथो न बोनि अछि भेटि रहल।

मरि जायब एतै

ककरा कहबै। हित कोन हमर।"

उपर्युक्त पाँतीसँ सामन्ती प्रथाक संगहि शोषण आ शोषितक सजीव चित्रण भेल अछि। ओना तँ सभ कवि अपना समक्षक

समकालीने कवि रहैत अछि। समकालीन नेताक कसौटी हमर जनैत जीवनानुभव अछि आ भाषा छैक।

हमरा तँ विद्यापतिक रचनामे कयठाम समकालीन जीवनक ओ अनिवार्य ज्वलन्त अनुभवक धुँआ भेटल अछि। त्रासदी तीव्रतासँ जुटल अछि। जिज्ञासु लोक विद्यापतिक ओहनो पदक खोज करथु, मोन बनाबथु बुझबाक ओ अद्यतन औजारक काज करतन्हि-

“धनिकक आदर सभ तँह होई
निर्धन बापुरे पूछ नय कोय।”

ई पाँती एक प्रकारक चुनौती ओहि आलोचक आ समकालीन कविक हेतु अछि। केवल समकालीनताक राग अलापलासँ व्यवस्थाक विरोध, पूँजीवादक, जनतंत्र आदि ढाँचामे परिवर्त्तन कहियो सम्भव नहि भऽ सकैछ।

अन्तमे प्रदीपजीक कविताक पाँती देखू-

“हम दैत छी ने बाधा
सभ जन पैघ बनू भऽ जाउ अहाँ राष्ट्रक नेता
मुदा कृपा कऽ हमर कण्ठकेँ नहि काटू
अस्तित्व नष्ट कऽ अहाँ हमर चुल्हाकेँ नहि बाँटू।” ❑

तथास्तु...।

# मैथिली लोक गीतमे पावस

सृष्टि जहिना पूर्वमे जलमय छल तहिना संसारक साहित्य पूर्वमे पद्यम छल। ई पद्य सभ जे गेय धर्मितासँ मुक्त छल, तेँ ओकरा गीतक नामसँ अभिहित कएल गेल। 'गीयते इति गीत।' आ तेँ पूर्वक पद्य साहित्यमे गीतक शिल्प विधानपर विशेष ध्यान देल जाइत छल। छन्द, लय ओ तालमे वद्ध कए पद रचना होइत छल। जकरा गीतक संज्ञा सहजहि भेटि जाइत छल।

साहित्य ओ संगीतकेँ यदि युगल दम्पत्ति मानी तँ संगीत सुकुमारी प्रेयसी ओ साहित्य ओकर अनुरक्त भर्त्ता मानल जायत।

मैथिली लोक साहित्यकेँ सुदीर्घकालीन परम्परा प्राप्त अछि। एना तँ मैथिलक जीवने गीतमय अछि। जीवनक विभिन्न संस्कार, परिस्थिति, घटना (संगोग-वियोग) गीतसँ आवर्जित अछि। मैथिली लोक गीतक क्षेत्र व्यापक अछि। एकरा माध्यमसँ जीवनक कोमल पक्षक सरस अभिव्यक्ति होइत आएल अछि।

मैथिलक आदि गीतकार छथि कवि कोकिल विद्यापति। विद्यापतिक गीत मैथिली साहित्यक हेतु अनुपम वर्दान सिद्ध भेल अछि। अपन पदावली द्वारा मैथिली लोक गीत काव्यकेँ नव दिशा देलन्हि। मैथिली लोक गीतक परम्परा वस्तुत: विद्यापतिक काव्य परम्परा थिक। जकर अनुकरण पर्ववर्ती कवि लोकनि कएल अछि। एहू कविमे सँ जे

विद्यापतिक सीमोलंधन कएल तँ निकट गीत दिस जनमानस अकानवो नहि कएलकन्हि। किएक तँ वद्‌यापति जनमानसक हर आकांक्षा ओ उद्देश्यक आलोकमे अपन लोक गीतक रचना कएल। रीतिकालीन काव्यक जन्मे भेल अछि विद्यापतिसँ जतए काव्यक पूर्णता ओ आरूता भेटैछ। लोक-गीतमे सभसँ प्रमुख ओ उत्कृष्ट मनोहारी तथा मनोगत गीत थिक पावस गीत। पावसक गीत विरहिणी नारीक देह दशा, वेश-मेष क्रिया-कलापक विश्लेषण सराहनीय अछि। हृदयग्राही पावससँ प्रभावित नारीक प्रेम पूर्णता तखन प्राप्त कऽ जाइछ, जखन आकुल-व्याकुल भऽ बेचैन भऽ जाइछ। पाँच सय वर्षक अवधिमे जन-जीवनक क्रम ओ लोक भावनामे परिवर्त्तन भेल हो मुदा विद्यापतिक पावस लोक गीत एखनहुँ नवीने अछि। आब विद्यापतिक पावस गीतक पाँतीकेँ देखल जाए। विद्यापतिक पाँतीसँ पावसक सजीवता-

"के पतिया लए जायत रे मोर प्रियतम पास<br>
हिअ नहि सहए असह दु:ख रे मेल साओन माल।<br>
एक सरि भवन पिया बिनु रे मोहि रहलो न जाय<br>
सखी अनकर दुख दारूण रे जग के पतिआय।"

तात्पर्य अछि- साओन माल मेघ मलार देखि नायिका एकाकीपन जीवन नहि जीबए चाहैत पतिक सहवास चाहैत अछि। मुदा केओ पत्र लऽ गेनिहार नहि छन्हि। सम्वाद आखिर पहुँचत कोना? तखन हृदय वीदीर्ण होअए लगैत छन्हि आ ओ व्यथित हृदयक मात्र कण्ठसँ बहार भऽ गीतक रूप लऽ लैत छनहि। घर आंगनसँ विरक्ति भऽ जाइत छन्हि। अन्तर मोनक गप्प के बुझतन्हि? लोक सूनि कऽ विश्वासो नहि कऽ सकैत छन्हि।

दोसर घटना नारी व्यथित हृदयक अतिरोचक अछि जे विद्यापतिक पावस गीतक पाँतीमे व्यक्त भेल अछि जेना-

"मोर प्रियतम सखी गेल दूर देश

यौवन दए गेल साल सनेश।

माल अषाढ़ उनत नव मेघ

पिआ विसलेख रहओ निरकेध।

साओन मास वरिस धन वारि

पंथ न सूझए निसि अन्धिआरि।

चौदिश देखिअ विजुरी रेह

ऐ सखी कामिनि जीवन संदेह।"

नायक परदेस चल गेल छथिन्ह। नव यौवनाकेँ अपन जवानी साल (काँट) सदृश चुभैत छन्हि। आषाढ़, साओन मास धेनुआर मेघ अपन उन्नत अवस्थाक प्रतीक देखबैत अछि, नायिका संग समता रखैछ। साओनमे मेघ वरसि जाइछ, मुदा नायिकाक हेतु नायक नहि वरिसैत अर्थात् द्रवित होइत छथिन्ह। मेघक घटा-टोपसँ दिनो राति जकाँ लगैत अछि। अति अन्धकारक कारणेँ राह-बाट सूझबो कठिन संगहि रहि-रहि विजुरी छिटकि जाइछ जे नायिकाकेँ जीवन राखब कठिन कऽ देने छन्हि।

अषाढ़ साओनक संगहि कवि भादवोक मासमे नायिकाक भावनाकेँ केहन कलात्मक ढंगसँ अपन गीतक पाँतीमे उल्लेख कएलन्हि अछि से द्रष्टव्य अछि-

"सखी हे हमर दु:ख नहि ओर

ई भर वादर माह भादव सून मन्दिर मोर।

झँपि घन गरजन्ति सन्तत भुवन भरि वरसन्तिया

तिमिर दिगभरि घोर यामिनि, अथिर विजुरीक पँतिया।"

एक ओर विरह व्यजना काव्य शक्तिक अति क्रमण करैत अछि तँ

दोसर ओर नाद सौन्दर्य ओ छन्द शक्ति पराकाष्ठापर पहुँचि जाइत अछि। भाव ओ भाषा, रूप ओ विषयक निरूपण पावसमे विरहक धरातलकेँ स्पर्श करैत अछि। ई धरती परक सत्य थिक कल्पित नहि।

आब पावस गीतक पाँतीमे सजीव चित्रण देखू जे विरह वेदनामे टीस बनि सस्क्त होइछ-

“मोर बन बन सोर सुनइत
बढ़ए मनमथ पीर
प्रथम घार आषाढ़ आओल
अबहु गगन गंभीर।
घन सेलओन वारि
पंचसर छूटए कइसे जिअए विरहिनि नारि।
आबए भादो बेगर माघो
काहि एक एहो दुखः।
निउर डर डर डाक डाहूक
छुटए मदन बनूक।।”

नायक साओन मास अएबाक आश्वासन दऽ गेल छलथिन्ह, मुदा नहि एलथिन्ह। पावसक प्रकोप कामदेवक पाँचो वाण एकहि समय नायिकाक ऊपर वर्षाक बून्दक समान पड़ैत छन्हि। विरहमे जीवन संकट पूर्ण भऽ जाइत छन्हि, जौं एक ओर साओन-अषाढ़क माल खेपि जाइत छथि तँ भादव खेपब अति कठीन, किएक तँ बिना कृष्णक हुनक दुख दोसर बुझनिहार नहि। एकाएक शब्द नायिकाकेँ बन्दूक गोली जकाँ प्रतीत होइत छन्हि। एतबे नहि भादव मासक एक आओर चिताकर्षक चित्रण देखू जे गीतक पाँतीसँ लिखित अछि-

“भादव मास वरिस धनधोर

चहु दिशि कुहुकए दादुर मोर।

चहुँकि चहुँकि पिआ कोर समाय

गुण मति सूतलि छथि गाम।"

पावसमे पतिक संग पत्नीक रहब अत्यावश्यक। किएक तँ पावसी जीव आ वस्तु उद्दीपनक काज करैछ। एतबे नहि, पावस कोमल हृदययानारीक मोनकेँ अपन प्रकोपसँ प्रकंपित कऽ दैछ एहन समयमे प्रियतम कोरामे निर्भय भऽ नायिका वैसि जाइछ। गुणवती नारी पतिक शरीरमे नीड़-छीर जकाँ एकाकार भऽ सूति रहैछ।

विद्यापतिक पावस गीतक मार्मिक पाँती सभ देखल जाए-

"प्रथम मास अषाढ़ हे सखी

श्याम गेला मोहि तेजिऔ!

कोन विधि हम मास खेपब

हरत दुख मोर कोन यौ।

साओन हे सखी सर्व सोहाओन

दोसर राति अन्हार यौ

लौका लौके रामा

विजुरी यमके जंगल बाजे मोर यौ।

जेहो लोक गेल मधुपुर

ओ तहि भए गेल भोर यौ।"

श्याम मधुपुर चल गेल छथिन्ह। पावसक एहि अवधिमे विरहाग्नि तीव्र तँ भऽ गेलापर सम्वाद पठबैत छथि, मुदा समदिया ओतए जा कऽ सम्वाद की कहत, ओहो बिसर भोर भऽ गेल अछि।

आब पुन: देखू पावस गीतक पाँती केहन रोचक अछि-

"साओन मास लागल सजनी गे बाग हिलोर

भादव भरि गेल ताल चहुँ दिशि

आयल नहि चितचोर, विदेशिया मनमोहन।

अखाढ़हि मास ईाहे दुख मेल,

असुआ सँ जमुआ कटहर पाकि गेल

कहब दुख ककरा

विदेशिया मनमोहन।"

नायिकाकेँ पावसमे आम, जामुन, कटहर, वरहर आदि रसदार फल पाकल देखि व्यथा बढ़ि जाइत छन्हि, किएक तँ हुनक मनमोहन विदेशिया छथिन्ह।

पुनश्य देखू एहि स्थलपर पावस गीतक चित्रण-

"प्रथम तोहर सूनिय सोहर

सुफल माल अखाढ़ यौ

वारी वभस विदेश बालुम

हमर कोन अपराध यौ।

साओन हे सखी सर्व सोहाओन

फूलल बेलि चमेली यौ।

ताहि फूल देखि भभरा लुबधल

करए मधुर झंकार यौ।"

कहबाक तात्पर्य जे पावसमे बेली फूल, चमेली फूल फुलेलासँ भमरा लोभाए जाइत अछि, मुदा हुनक नायक केहन विरल लोक जे नहि लोभाइ छथि।

महाकवि विद्यापति अपन पावस गीतमे मनो वैज्ञानिक एंगसँ

चित्रण करबामे कमाल देखाओल अछि जेना-

"अखाढ़हि मास घटा घनघोर
मोहि मिया तेजि गेल देशक ओर।
साओन मास बेली फूलए भकरार
देखि देखि नयन सौं बहए जलधार।
भादव के निशि राति अन्हार
धुरि एलहुँ सौंसे संसार मोहन नहि मिलिहौ।"

अर्थात् नायिकाक बेचैनी तखन बढ़ि जाइत अछि जखन अखढ़िया मेघ उभड़ैत-घुमड़ैत अपन आकुला धरतीकेँ पानिक बूनसँ सराबोर कऽ दैछ। बेली फूल भकरार भऽ फूला कए नायिकाकेँ दाह उत्पन्न करैछ। आँखिसँ नोरक टघार बहि जाइत छन्हि। अन्तर्मनक व्यथा चहुओरसँ व्यक्त भऽ जाइत अछि। कविक ई गीतक पाँती मर्मस्पर्शी अछि।

पुनश्च देखू-

"झहरे-झहरे रे नयनमा
पिआ अजहुँ ने आबे
पावस-पावस कहि के
गए विते अन्हरिया राति
एक तँ पावस राति
ई जे पिया पर देश
तीजे काम जोर अति
छन छन बढ़त लेश
सून सेज मोर नयन लागे

आयो न नंद लाला।"

नन्द लालक पावसमे नहि एलापर नायिकाकेँ जीवनसँ विरक्ति भऽ जाइत छन्हि।

"आये सघन मेघ बून्दो ने वरिसय
मधुपुर गए श्याम विधि भए वाम
थर-थर काँपत गात, मन मे रहत ताप
कोना खेपब राति, विजुलीसँ मन घवरात हे।"

कृष्णक मधुपुर गेलासँ पावसक प्रतिकूलता नायिकाकेँ बुझना जाइत छन्हि। पावसकेँ चतुर मास सेहो कहल जाइत छैक तेँ विद्यापति अपन चौमासा गीतमे पावसक समग्र चेष्टाक संग वर्णन कएल अछि-

"दादुला धत थोर वाजए
शोर करू पिया ओर यो
प्रथम मास अखाढ़ अनुदिन
मदन यौगुन जोर यौ
गोर यौवन मेल अति सई
घर न आवई सखी निर्दयी
दय गेल अवधि तुरन्त आओन
एहि साओन कंत यौ।।"

ओना तँ पावसक परिप्रेक्ष्यमे महाकविक द्वारा जतेक रचना भेल अछि, तकर उल्लेख एतए सम्भव नहि। अन्तमे एहि गीतक पाँतीक भाव-गम्भीरता आ विषयक विषद वर्णन देखू-

"मोहू तजि गेला पिआ विषम वयसे
नमन वरसि गेल मेघ आश रेशे

ह्रंग चित वदन मलीन भेल रे

सिर फूजल केशे नागरि वयन वरसि गेल रे

जनु जल अश रेशे।"

विद्यापतिक अतिरिक्त अनेको कवि लोकनि लोक गीतक अन्तरालमे पावसक अभिनन्दन अपन गीतमे कएने छथि, जाहिमे पं. छेदी झा 'द्विजवर' एवम् महाकवि लाल दास ओ हर्ष नाथ झाक नाम अबैत अछि। पं. छेदी झा 'द्वजवर'क पावस-प्रसंग गीतक पाँती देखल जाए-

"हे जलधर! चल जाउ ततए झट

वसथि जतए नन्द लाला

करवन्हि विनय एहन कए नवि कए

आवथि शीघ्र कृपाला।"

हर्षनाथ कविक पावस गीतक पाँती-

"अविरल जलधर गरजत धनरस वरिसत रे

दादुल-संकुल रहत, दामिनि चमकत रे।

तड़ित चमकत, जलर गरजत करत दादुल सोर यो

तिमिर संकुल करत आकुल निशि भादव घोर यौ।"

महा कवि लालदास- हिनक प्रकति पुरुषक संयोग सजीव रूपमे चित्रित भेल अछि। एहि गीतक पाँतीमे जे अति सरस, मधुर ओ हृदयग्राही लगैछ-

"शोभ वर्षा ऋतु सुन्दरमे मूर्तिमान आकाशे

सन्ध्या राग रूप यन्दन सौं चर्चित- देह पियासे।

मुक्ता माल विशाल सद्दश उर पहिरि बलाका पाँती

मेघ रूप पट पहिरि चलल नम कामातुर मद माती।”

वर्त्तमान समयक कवि लोकनि सेहो पावसक प्रसंग काव्यक रचना कएल अछि। जाहिमे श्री आरसी प्रसाद, डॉ. जयमन्त मिश्र, राघवाचार्य, प्रो. मयानन्द मिश्र, कलानन्द भट्ट, विलट पासवान विहंगम प्रभृतिक नाम लेल जा सकैछ।

मैथिली लोक गीतमे पावस गीतक ओहने स्थान अछि जेहने शरीरक मध्य प्राणक। ❑

# मान न मान हम अहाँक मेहमान

समग्र भारतीय भाषामे जे कोनो कहाबत (कहबी) प्रयुक्त भेल अछि, ताहि कहबीक गर्भमे अवश्य कोनो ऐतिहासिक घटना, रहस्यात्मक विषय, सामाजिक, वैयक्तिक अथवा भारतीय संस्कृतिक चित्रण पोषित होइत रहैछ। तेँ कहाबतक प्रयोग भेलापर भाषाविदक मोनमे जिज्ञासा उत्पन्न भऽ जाइछ जे अवश्य एकरा पाछाँ ठोस सत्य समाहित होएत।

विश्वक हरेक भाषामे शैलीक जे रूप भेल हो, अभिव्यक्तिक प्रणाली जेहन हो, विषय वस्तुक सर्जन ओ समेटबाक जेहन निरालापन हो, किन्तु ई निर्विवाद अछि जे मुहावरा वा कहाबतक प्रयोग होइतहि अछि।

भाषा-साहित्यमे मुहाबरा वा लोकोक्तिक प्रयोग कऽ लेखक वा वाचक भाषाकेँ चटकीला रंग प्रदान करैत छथि, जाहिसँ भाषामे प्रभावन शक्ति बढ़ि जाइछ। पाठक ओ श्रोता दुनू मंत्र मुग्ध भऽ जाइछ। एतबे नहि, भाषामे सामाजिकता सेहो अपन अलग सौन्दर्य मानल गेल अछि। थोड़ शब्दमे अधिक अभिव्यक्तिक क्षमता जँ श्रेष्ठता मानल जाय तँ कहाबतक उपयोगिता देखल जा सकैछ। जहिना चित्रकार ढेंढ़-मेढ़ डाँरि खींच कऽ राष्ट्रक सम्पूर्ण भावनाक ओर संकेत करैछ, तहिना भाषामे कहबी प्रयुक्त भऽ अपनामे नुकाएल अर्थक विशालताक ओर संकेत

करैत अछि।

प्रत्येक कहाबतक बड़ सटीक अर्थ होइछ। जीवनक उत्थान-पतन, गमैया जीवनक छोट-क्षीण घटना, राष्ट्र व्यापी, ऐतिहासिक उपलब्धि एवम् हितोपदेशक समान दंत कथाक कोखिसँ कहाबतक जन्म होइछ। वैज्ञानिक होथि वा दार्शनिक, राजनेता होथि वा उच्चपदाधिकारी, तकनीशियन होथि वा विधिवेत्ता, वक्ता होथि वा भाषाविद् अपन बातकेँ चहटगर बनेबाक हेतु अपना भाषामे कहाबतक चासनीसँ मुहावरा टाँक देबाक निश्चय चेष्टा करैत छथि। एहि तरहक चेष्टापूर्ण भाषण श्रोताकेँ अनेरो आकर्षित कऽ लैत अछि।

जँ मुहाबरा शब्दक लाक्षणिक प्रयोग होइछ तँ कहाबत खिसा-पिहानी एवम् चिर सत्यक आधारपर बनैत अछि। मुहाबरा वाक्यक पेटमे रहैछ आ कहावत सदिखन स्वतंत्र रहैछ। तेँ कहाबतक प्रयोगसँ बोली अधिक मुक्ति युकत प्रमाणित आ जोरदार एवम् भाषा स्पष्ट आ जानदार होइछ। कोनो बातकेँ स्पष्ट करबाक हेतु कहाबत बड़ उपयोगी सिद्ध होइछ। विलक्षण बजनिहारक लेल तँ कहाबतक प्रयोग बीच-बीचमे करब विशेषता होइछ। एहि निष्कर्षपर अबैत छी जे कहाबत रचनाक एक मुख्य अंग थिक। एहि हेतु अलंकार शास्त्रमे एकरा भाषाक अलंकार कहल गेल अछि। स्त्रीगणक हेतु जहिना गहना सौन्दर्य वर्द्धक होइछ, तहिना कहाबतो रोचकता ओ आकर्षणवर्द्धक होइछ।

एक-एक कहाबत जीवनक सद्यः अनुभूति थिक।

हम निवन्ध लिखि रहल छी। एक निबन्धकारक पूजी केबल शब्द सम्पदा मात्रे नहि होइछ, अपितु अनुभव, निरीक्षण एवम् प्रभावी उपस्थापनाक नितांत प्रयोजन होइछ। एतदर्थ हम आब ‘मान न मान हम अहाँक मेहमान’ कहाबतक तर्क पूर्ण विश्लेषण कऽ रहल छी। ई बहु चर्चित कहाबत भाषा साहित्यक मानल जाइत अछि जे व्यक्ति विशेषक

चरित्रसँ सम्बद्ध अछि।

एहन लोक जे बिना सम्बन्धक सम्बन्धी भऽ पहुनाइ करैत अछि, बिना परिचयक परिचित भऽ बोझ बनि जाइत अछि, बिना किछु पुछने किछु कहए लगैछ, कोनो विचार विमर्शमे आनावश्यक दखल दऽ अपन वर्चस्व स्थापित करए लगैछ। मान अपमानक ख्याल नहि कऽ अपन थेथर चालिक चकमा दऽ काज करए...। एहि सन्दर्भ किछु गोटएक चर्चा कऽ रहल छी जे एहि प्रकारेँ अछि-

काल्हि तक जाहि व्यक्तिकेँ कोनो मोजर नहि, जे समाज वहिष्कृत छल, से जँ आइ कोनो विचार, व्यवहार आ विकाल काजमे टांग अड़बैत अछि तँ ओकरा लेल कहाबत अपने आप चरितार्थ भऽ जाइछ, वएह कहाबत भाषा साहित्यमे अंकित भऽ प्रयुक्त होमए लगैछ। यथा कि देखल गेल- हमर गाम खूब घनगर सात टोलमे बसल अछि। हरेक प्रकारक लोक, जाति बास करैत अछि। एतेक पैघ गाममे बालकक हेतु तँ विद्याय छैक, मुदा बालिकाक शिक्षा-दीक्ष्ज्ञाक कोनो विद्यालय नहि। वर्त्तमान समयमे नारी शिक्षाक प्रयोजन बुझि सभक ध्यान एहि दिश केन्द्रित भेल। ओना तँ कन्या विद्यालयक स्थापना हेतु प्रबुद्ध लोक बहुतो दिनसँ सोचि रहल छलाहे किएक तँ कन्याकेँ अन्यत्र पढ़ाएब-लिखाएब सभ पितासँ सम्भव नहि, तेँ गामेमे एकर समुचित व्यवस्था हो, तकरा लेल बैसार भेल। प्रमुख लोकक एहि बैसारमे जगहक चयन, भवनक निर्माण ओ सम्बन्धनक हेतु अर्थक जुटान कोना कएल जाय ताहिपर विचार-विमर्श होमए लागल। कर्मठ लोकक प्रयोजनपर घेंघाउज शुरू छल जे स्वाभाविके थिक।

एहि बीच धनेश्वर बिना बजाओल एहि बैसारमे आबि अपन तर्क देमए लागल। ओकर दखल देब लोककेँ अमान्य छलैक। प्रमुख व्यक्तिक बात आब तर पड़ि गेल आ एहि ऊपर पाँचोक गप्प ऊपर। फल ई भेल जे लोक विषयान्तर भऽ आँइ-बाँइ बाजए लागल। जतए कन्या विद्यालयक

स्थापनाक विषय छल ओतए रंग-मे-भंगक स्थिति उत्पन्न भऽ गेल। किछु गोटए कहए लगलाह-

"एतए तोहर मुँह पुरषी नहि चलतह। बैसारमे बजाओल लोक तोरासँ पैघ माथबला सभ छथि।"

बूचन बाबू तमकि कऽ कहलथिन्ह-

"बूड़ि नहितन, तखनसँ फच-फच बाजल जाइत छथि। पूछए केओ नहि कहाबी कानून गो।" अर्थ स्पष्ट होइछ "मान न मान हम अहाँक मेहमान।" एहि सन्दर्भमे पाहुनक चर्चा सेहो करब आवश्यक।

एक दिन साँझमे एक व्यक्ति धड़फड़ाएल हमरा डेरापर पहुँचलाह। देखबामे मठोमाठ सन आ बजबाक कलामे दक्ष रहथि। हमरा अबिते-अबिते नमस्कार कएलन्हि। हमरा प्रत्युत्तर करबामे विलम्व भऽ गेल, किएक तँ हुनका एहिसँ पहिने कहियो देखने नहि छलियन्हि तेँ नमस्कारक प्रतिकारमे अस्तब्ध रही। ओ तराक दऽ कहि देलन्हि-

"प्रोफेसर साहेब, अपने हमरा नहि चिन्हल उचिते हें! हें..!! हम तँ अपनेक साढ़ूक मसिऔत मामाक भगीन-जमाय थिकहुँ। अपनेक चर्चा ओ कएने छलाह जे निर्मली कॉलेजमे प्रोफेसर छथि। ई बात स्मरण छलहे आइ कष्ट देमए एलहुँ अछि।"

हुनक एहि परिचयसँ संतोष नहि भेल तथापि 'अतिथिदेवोभव:' अर्थात् अभ्यागत बुझि हुनक यथोचित सत्कार करब उचित बूझल। बालककेँ कहलियन्हि-

"भानस बनैत हुए तँ हिनको हेतु कहि दहुन गऽ।" श्री

मती असमंजसमे पड़लीह जे अपना सभक हेतु तँ रातिमे रोटी बनैत अछि तखन पाहुनक हेतु रोटी कोना बनाओल जाय। मिथिलामे पाहुनकेँ रोटी खोआयब मर्यादाक विरुद्ध मानल जाइछ। हम श्रीमतीक विवशता बुझि गेलहुँ तेँ स्वयं हुनका पूछि देलियन्हि-

“अपने भात वा रोटी की पसिन करै छी?”

ओ कठ हँसी हँसैत कहलन्हि-

“हमरो रोटिये हितकर होइछ।”

हुनक बात सुनि मोन हल्लुक भेल, चाहबो सएह करैत रही। पाहुन सुम्मस्त भऽ बैसलाह आ अपन वाक् पटुताक परिचय देमए लगलाह। भारतीय केन्द्रीय मंत्रीसँ लऽ कऽ बिहारक मंत्रीगणसँ अपन सम्पर्कक व्याख्यान दैत गेलाह। अवाधगतिसँ बजैत गेलाह, पूर्ण विराम लोपे रहन्हि। सुनैत-सुनैत आकक्ष भऽ गेलहुँ। एहि बीच हमर इष्ट मित्र कतेको एलाह जे हिनके बात सूनि कऽ चल-चल गेलाह। भानस भेलापर हिनक भोजनक ओरियान भेल। भोजन भट पाहुन सभ सामग्रीक ताहि तरहेँ चट कयलन्हि जे श्रीमतीकेँ पुनः भानस करए पड़लन्हि। बच्चा सभ विशेष राति भेलासँ भूखले सूति रहल। अपने सभ जे बाकी बचलहुँ से दू बजे रातिमे भोजन कऽ ओछाउनपर लम्वायमान भेलहुँ।

प्रातःकाल पाहुन महोदयकेँ एक चाह दऽ मुक्तिक मुद्रा बनाओल। ओहो बेचारे आग्रह नहि भेलासँ अपन बाट धएलन्हि। हुनक गेलापर श्रीमतीजीक क्रोधक भाजन होमए पड़ल। ओ कहलीह जे ई पाहुन केहन छलाह? जनिकासँ कोनो परिचय नहि छल, तखन अहाँ हिनका रोकि लेलहुँ। हम कहलयन्हि- हिनको राति काटब छलन्हि हमरो अभ्यागत जानि खोआयब कर्त्तव्य छल। ओ विक्षिप्त भऽ कहलन्हि- पेट नहि बखारी रहन्हि। ‘चिन्ही ने जानी मौसी-मौसी कही’ कहबाक तात्पर्य भेल ‘मान न मान हम अहाँक मेहमान’ एहि कहबीक मोने मोन पाठ कऽ सन्तुष्ट भेलहुँ।

एहि परिप्रेक्ष्यमे एक आओरो पाहुनक परिचय दैत छी- परीक्षाक समय वा परीक्षार्थीक उत्तर पुस्तिका जाँचक हेतु जखन विश्व विद्यालयसँ कॉपीक बण्डल अबैत अछि, तखन तँ बल पाहुन कहू वा थेथर लोकक

थेथरपनक अनेकानेक परिचय भेटैछ। एहि तरहें हम आई.ए.क उत्तर पुस्तिकाक मूल्यांकन करैत रही। अनेको व्यक्ति आबथि अनेक तरहक सम्बन्ध जाहीर करथि।

मुदा एक एहन व्यक्ति पहुँचलाह जे सद्य: 'मान न मान हम अहाँक मेहमान' लोकोक्तिक प्रतिमूर्ति छलाह। हमर अनिच्छाकेँ ओ अपन थेथरपनक प्रकोपसँ परास्त कऽ डेरापर धरना दऽ देलन्हि, अगत्या हुनका भोजनो करौलहुँ, मुदा जाड़क मास भोजनक संग-संग ओढ़ना-ओछाउनक जटील समस्या उपस्थित भेल किएक तँ हम परिवारक संग नहि रहैत छलहुँ जे ओढ़ना-ओछाउन फाजिल रहैत। पाहुनक हेतु व्यवस्था करबो तँ आवश्यके छल। एहि तरहक विचारमे मग्न रही कि एका-एक फूरल जे ओभर कोट मूसक द्वारा जे ठाम-ठाम काटलासँ पड़ल रहैत छल, कपड़ा उतारि कऽ देल जाय। आन दोसर उपाय कोन छल? मूसरीक काटल ओभर कोट ओ परदाक कपड़ासँ पाहुनक जाड़ निवारणक व्यवस्था कएल। पाहुन जी दाबि कहलन्हि-

"एहिठाम जाड़ विशेष होइत अछि किएक तँ कोसीकात थिकै।"

खैर! हुनक एहि बातक लक्ष्यार्थ बुझि अपन टूश दऽ देलियन्हि। प्रात: जिज्ञासा भेल जे आगन्तुककेँ हाल-चाल पूछल जाय। ई सोचि आगाँ बढ़लहुँ। हमरा पूछबासँ पूर्वहि ओ उचती-मिनती करैत कहए लगलाह-

"आहि सर सम्बन्धीक इएह काज होइछ। हम कतए एलहुँ से कहब तँ एखन मोनेमे अछि। अपनेक ओतए हमर अधिकार ठहरैत अछि।"

हम कहलियन्हि-

"से कोना?"

ओ आत्मीयताक आलाप करैत कहलन्हि-

“अपनेक पिताक मातृ पक्षक हम भगिनमान छी। तेँ ई सम्बन्ध काटएबला नहि अछि। अपनेक ओतए हमरा बालकक प्रथम पत्रक कौपी आएल छन्हि। ई जानि मनसूबा बढ़ल जे खूब नम्बर देबन्हि। परीक्षार्थीकेँ स्वयं पठबितहुँ, मुदा ओ अपनेसँ धकाइत तेँ दोसर ठामक पैरबीमे पठा स्वयं आएल छी। एतदर्थ अपने ततेक नम्बर दऽ दियौन्ह जे दोसरो पत्रक मोजबरा भऽ जान्हि।”

हुनक एहि उक्तिपर जिज्ञासा भेल तेँ गुप्त रूपेँ बण्डल खोलि देखए लगलहुँ। कॉपी देखलासँ माथपर अस्सी मोन पानि जेना पड़ल हो जे आब एहि पाहुनक भाभट कोना सम्हारब। भोजन, जलखइ, चाह-पानसँ तँ मुँह हिनक भरैत गेलहुँ अछि आ ऊपरसँ सादा कॉपीपर उत्तम अंक देनाइ तँ बूझू कष्टकर छल। प्रधान परीक्षक चिड़-चिड़ा स्वभावक लोक छथि, अधिक नम्बर देलासँ शिकायत कऽ आगू परीक्षको नहि होमए देताह ई सोचि व्यथित रही। पाहुनाइक संग-संग हिनक आकांक्षाक आपूर्त्ति यशक भागी होएबो अर्थ रखैत छल। दोसर साँझक भोजनोत्तर सत्यक आभास जखन हुनका करा देलियन्हि, तखन ओ वध लग्गू सन मुँह बनाए लेलन्हि।

किछु कालक बाद गिड़-गिड़ाइत कहए लगलाह-

“हम जीवनमे प्रथम बेर सम्बन्धी बुझि आयल छी। आशा बलवती छल जे पहुनाइक संग-संग मोन बन्ध नम्बर दिआएब मुदा आब तँ सभ खातिरदारी कयल अपनेक हम व्यर्थ बूझैत छी। हमर सम्मान अपने की कएल?”

वेश! धुआँ सन मुँह कऽ लेलन्हि। एहि तरहक मुँह देखि हम अपनाकेँ रोकि नहि सकलहुँ, पित्त लहरि गेल जे काल्हिसँ व्यर्थक बोझ बनल छथि। ई हमरोसँ नजायज करबए चाहैत छथि। हिनका की होएतन्हि? पहुनाइ सुतारैत चल जेताह आ हमरा प्रधान परीक्षकक

फटकार सुनए पड़त।

खैर! अन्तमे साहस बान्हि कहलियन्हि-

"अपनेक विद्यार्थी पासो नहि करताह तें ई आशा छोड़ि देल जाय। मोनसँ पढ़ए कहियौन्ह आगाँ नीक करताह। हम अस्मर्थ छी।"

चट् बाजि उठलाह-

"तरवन सम्बन्धीक फर्ज की?"

हम उत्तर देलियन्हि-

"एकर जानकारी तँ हमरा नहि अछि। ई सम्बन्ध स्वार्थक भीत्तपर ठाढ़ अछि।"

तैयो ओ गेंग जोतए लगलाह-

"अपने जे हमर विदाइ करितहुँ से नम्बरे दऽ कऽ मोजर भऽ जाएत।"

ई बात आओरो क्रोधक वृद्धि कएलक। जीवनमे एहन सम्बन्धीक भेँट पहिल बेर सेहो एतेक भयंकर..! आवेगमे आबि कहलियन्हि-

"मान न मान हम अहाँक मेहमान' एहने ठाम कहल छैक।"

ई ओ सुनि मुँह विधुएने विदाह भऽ गेलथि। हमहूँ साँस छोड़ल जे पिण्ड छुटल।

एहि तरहक बल पाहुनक एक-आध आरो स्मरण भऽ गेल अछि मुदा समयाभाव अछि जकर जिक्र करब सम्भव नहि। मुदा समीक्षत्मक तौरपर देखैत छी जे आजुक समयमे शहर हो वा देहात, कार्यालय हो आकि मंत्रालय, विद्यालय हो वा विश्व विद्यालय, कारखाना हो वा मैखाना, देश वा विदेश सबतरि लोक एहि लोकोक्तिक आधार स्वरूप अपन स्वार्थक सिद्ध करबामे तल्लीन अछि। ❑

# मनबोधक रचनामे सामाजिक चेतना

मैथिलीक महिमा मण्डित मूर्धन्य कवि मनबोध अठारहम् शताब्दीक कवि लोकनिमे महत्वपूर्ण स्थानकेँ प्राप्त कयने छथि। मैथिली काव्यधारा संगीतसँ ओत-प्रोत भए करवनहुँ स्फूट पद्यक रूपमे आ करवनहुँ नाटकसँ गुम्फति भए प्रवाहित होइत आबि रहल छल। काव्यक रूपगत विकास ठमकि गेल दल। नाअर मन मन मोहन भाषा रूढ़ भए गेल, एहने समयमे मनबोधक पदार्पण भेल।

मनबोधक रचनाक सन्दर्भमे चर्चा करैत एहि तथ्यपर आबए पड़ैछ जे हिनक कोन रचना समाजकेँ चेतनशील बनौलक। ओना तँ ई दान-लीलाक रचना कयलनि जे पूर्ण श्रृंगारिक कहल गेल अछि, मुदा ओहि रचनाक अता-पता एखन नहि अछि। मात्र किछु स्फूट गीत उपलब्ध अछि जे विद्यापतिक परम्पराक अनुकरण थिक।

मात्र हिनक 'कृष्ण-जन्म' रचना अछि जाहिमे ओ सामाजिक चैतन्यताकेँ पूर्ण रूपसँ समाहित करबाक चेष्टाकयल अछि। कोनो समाजकेँ जगेबाक क्षमता कवि आ लेखकमे होइत अछि जे अपन रचनासँ सत्साहित्यक सृजन कऽ ओहि समाजक संस्कृतिमे आमूल परिवर्त्तन आनि दैछ। भरकल भुतिआयल समाजकेँ नव दिशा प्रदान कएनिहारमे गोस्वामी तुलसीदास अपन राम चरित मानस रामायणक रचनासँ चेतनाक सोपान प्रदान कयलन्हि। महाकवि वद्यापतियो अपन

वहुविध रचनासँ मिथिले नहि मिथिलेत्तर प्रान्तोमे उदास-भटकल आ परांगमुख समाजकेँ चेतनशील बनाय देल।

मुदा मनबोध तँ हुनका लोकनिक रचनाक ठीक विपरीत नव शैली, चिन्तनक आधार तत्कालीन समाजक विचारधाराक समीक्षात्मक वर्णन प्रस्तुत कयल। मनबोध भवान कृष्णाहुक चरित्रकेँ परम्परागत श्रृंगारिकताक वातावरणसँ वहिर्भूत कय लोक नायकक रूपमे समायोचित अंकित कयलन्हि। ओ गोकुल-वृन्दावनहुक लीलामे श्रृंगार क्रीड़ाक नहि, प्रत्युत दानव-दमन लीलाक विवरण देलन्हि।

मनबोधक समयमे वैदेशिक आक्रमण ओ विधर्मीशासनक क्रुरतासँ जेना भारतभूमि दलित-मर्दित छल। मिथिलाक कन्दर्पीधातमे धनधोर युद्ध मचल छल। तकर प्रतिकात्मक वर्णन कंसक दुराचारसँ कय मगधपतिक दुर्ग्रहसँ मय पुनि महापुरुष कृष्णक विनाशाय च दुष्कृताम्'क सन्देश अपन रचनासँ देल। इएह सन्देश हुनक सामाजिक चेतनाक हमरा लोकनिकेँ कृष्ण-जन्ममे भेटैछ।

मनबोध भाषाक कवि कहि सम्बोधित छथि। वास्तवमे हिनक रचनामे लोक भाषा निखड़ि कय रूप परिपक्व भय प्रयुक्त अछि। तत्कालीन साहित्य संस्कृत एवम् अवहटक संयुक्ताक्षरक प्रयोगक कारणेँ कर्ण कटु होमय लागल छल से घसि कऽ कोमल उच्चारणसँ मजा कय चिक्कन भऽ लोक कंठक अनुकूल बनि गेल। भाषाक सरली करणक काजमे पुर्वोदित (ज्योतिरीश्वर, विद्यापति) आरम्भ कयने छलाह से मनबोधक रचनामे पूर्णताकेँ जेना प्राप्त कय चुकल हो से प्रतीत होइछ। तेँ ई कहब असंगत नहि होएत जे वर्तमान मैथिली बहुत किछु मनबोधक सरणिपर चलित अछि। वर्त्तमान मैथिलीक परिष्कर्त्ता समाज सुधारक कवीश्वर चन्दा झा मनबोधसँ ने केवल रामायणक प्रमुख छन्द अपनाओल प्रत्युत भाषाक रूप राशि, वाग्धारा एवम् क्रिया ध्वनि सबहुक नीक जकाँ अनुशरण कयल। भाषाक मौलिकता वा सप्राणता थिक ओहिमे प्रयलित

वाग्धारा तकर प्रयोगमे मनबोध अनुकरणीय मानल जायताह।

लोकोक्ति समाजिक चिन्तन दिशाकेँ वयंग्यसँ तीक्ष्ण कटाक्षसँ, तिख-चोख उपमानक योजनासँ प्रभावी बनबैछ। ओकर प्रचुर प्रयोग कृष्ण-जन्मेमे भेटैछ।

द्रष्टव्य अछि- बामन पोथ्ज्ञी, छत्री तीर, नेनहि सिख चरवाहिअहीर। ठेंठ मैथिलीक प्रयोग मनबोधक भाषाक विशेषता थिक। कृष्ण-जन्म अठारह अध्यायक उपलब्ध अछि, किन्तु भाषा-भाव कथा रचना शैलीसँ ई स्पष्ट भय जाइछ जे 10 अध्यायक बाद जे किछु अछि से मनबोधक मूल नहि, क्षेपक थिक। मनबोधक कृष्ण-जन्म मैथिली साहित्यक एक गोट अनुपम रत्न अछि। मैथिली साहित्यक इतिहासमे एकर बड़ विशिष्ट ओ महत्वपूर्ण स्थान छैक। मैथिली साहित्यक ई प्रथम ग्रंथ थिक जकर प्रकाशन ओ सम्पादन कयलन्हि। मैथिलीक स्वतंत्र सत्ताक प्रव्यापक विश्व विदित भाषा तत्वविद् महामना ग्रिअर्सन साहेब। पहिल कवि मनबोध छला जे श्रृंगारसँ शून्य भक्ति रसमय नूतन शैलीमे रचना कए नव दिशा समाजकेँ देल। बाल चेष्टाक जतेक प्रभावोत्पादक स्वाभाविक वर्णन एहि ग्रंथमे अछि ओ अति दुर्लभ कहल जाएत।

बाल छविमे जे एक गोट मृदुता होइछ, ओकर कौतुकमे जे एकटा आह्लाद रहैछ तथा ओकर मुस्कानमे शुचिता रहैछ ताहि दिश एक मात्र मनबोधक ध्यान गेलन्हि। कृष्णक बाल रूपक अंकन कय मनबोध मैथिली काव्य मध्य नव परम्पराक जन्म देलन्हि।

कृष्ण-जन्मक वात्सल्य वर्णनक मौलिकताक उल्लेख करैत डॉ. जगदीश नारायण कहलन्हि अछि- “हिन्दी साहित्यमे जाहि रूपेँ महाकवि सूरदास कृष्णक वात्सल्यक वर्णन कय एक दिश साहित्यक अपूर्ण क्षेत्रकेँ पूर्ण कयलन्हि आ वात्सल्य रसकेँ दशम रसमे परिगणित कएलन्हि तहिना मनबोध मैथिली साहित्यमे कृष्ण-जन्मक रचना कए साहित्यक अपूर्ण

क्षेत्रकेँ पूर्ण कयलन्हि। वात्सल्य रसक महत्ताकेँ सजीव ढंगसँ चित्रणक कए व्यक्त कयलन्हि अछि। कोनो समाजक मूलाधार बाल रूपेँ होइछ।"

कतओक दिवस जरवन विति गेल

हरि पुनु हथगर गोड़गर भेल।

एहि कृष्ण-जन्ममे कविक ध्यान लोक-जीवनक प्रति नीक जकाँ आकृष्ट भेल अछि। मनबोधक भाषा सरल, मधुर शब्द विन्यास बड़ रूचिगर ओ कटगर अछि। डॉ. ग्रिअर्सन साहेबक अनुसार मनबोधक भाषा विद्यापति ओ हर्षनाथक भाषाक बीच कड़ीक काज करैत अछि। अचेतन समाजकेँ चेतनशील बनएबाक बहुविधि प्रयास मनबोधक रचनामे भेल अछि।

मनाकवि मनबोधक ऐतिहासिक रचना कृष्ण-जन्मक प्रसंग अपन विचार व्यक्त करैत डॉ. नवीन चन्द्र मिश्र कहैत छथि जे साहित्यकारक हेतु कृष्ण एहन चरित्र नायक थिकाह जे सभकेँ समान रूपे प्रेरकक काज करैत आयल छथि। ओ एक ओर प्रतिनिध कवि विद्यापतिक रचनाक काव्य पुष थिकाह संगहि महाकवि मनबोध से अपन काव्यक चरित्र नायक कृष्णकेँ रखने छथि। मुदा विद्यापति ओ मनबोधक कृष्णमे महान अन्तर अछि। दुनूकेँ स्वरूपहिटामे केवल अन्तर नहि अपितु उद्देश्यमे सेहो महान् अन्तर छन्हि।

मनबोध कृष्णक एक नवीन मूर्तिकेँ देखलन्हि। ओहि मूर्तिकेँ ओ तेहेन आदर्श ओ गरिमासँ नवीन छवि देलन्हि जे कृष्ण सामाजिक जीवनक अभिनव अंग बनि कऽ प्रकट भेलाह। पहिने बाल रूपक दिग्दर्शन पश्चात् लोकोपकारी एवम् लोक संग्रही भए जाइत छथि। पापी-दुराचारीक संहार करैत छथि। कृष्ण अवतारक मूल उद्देश्यक पूर्तिक सभ रहस्यक एहिमे स्पष्ट उद्धाटन भेल अछि। अव्यस्थित आ आतंकित समाजकेँ सुव्यवस्थित आ निरांतकीक सीख एहि रचनासँ भेटैछ।

मनबोधसँ पहिने कविलोकनि नारीक केवल रूपमाधुरीक अवलोकन कए श्रृंगारिक रचना कए साहित्यक भण्डारकेँ केवल भरलन्हि। ओ लोकनि एहि दिश ध्यान नहि देलन्हि जे नारीक चरम उत्कर्ष ओकर मातृत्वमे निहित अछि। तँ मनबोध जखन बाल रूप कृष्णकेँ उपस्थित करय लगलाह तँ यशोदाक मातृत्वकेँ तेहन महिमासँ मण्डित कए देल जे हिनक मात् रूपक प्रतिष्ठा अमर भय गेल अछि जाहिसँ नारी समाजमे सेहो नव चेतना जागृत भेल अछि।

मनबोध अपन अमर कृति कृष्ण-जन्ममे तेहन आवेग-पूर्ण भाषामे रचना कयने छथि जे सर्व साधारणक हेतु व्यक्तिगत अनुभवक स्मरण करबैत अछि। संगहि कृष्ण ओ लीलामे कोनो माताक सुख-दुख हर्ष ओ विषादक संग झंझटि आ संकटक अनुभव तँ करिबितहि अछि संगहि वात्सल्य रसक धारमे सनातक भए मनबोधक रचनाक स्थायी सम्पदाक रूप धारण कए लेलक अछि। कविक कल्पनाक सामंजस्य काव्यकेँ हृदयग्राही बनौने अछि। मनबोधक काव्य पुरुष कृष्ण शान्ति ओ सौहार्दक अक्षय समाजक कल्याण होइत आबि रहल अछि। इएह कल्याणकारी भावना सामाजिक चेतनाक सद्य: स्वरूप थिक।

एकर विपरीत सदाचार, परोपकार ओ धर्मक प्रतीक कृष्ण छथि। कंसक चरियांकन कवि पापी आ कुकर्मी सभक मुखियाक रूपमे कयने छथि आ अन्तत: कृष्ण ओहि पालात्माक वध परिजन-पुरजन ओ सर सम्बन्धी सहित कए दैत छथि। असम्भव कार्य आ अलौकिक लीला कएनिहार कृष्ण वस्तुत: अवतारी पुरुष छलाह जनिकर प्रत्येक कार्य आ लीलामे देवत्वक आभास होइत अछि। मनबोधक कृष्ण अंग, वंग ओ तैलंगक दुराचारी राजा सभक अन्त करैत मगध नरेश जरासंधोक अन्त कए सवतरि शान्ति स्वच्छ वातावरण कायम कएल। ई स्वीकारए पड़त जे मनबोधक कृष्ण-जन्म रचनासँ समाजकेँ नव आलोक भेटलैक जकर अनुकरण करबे सामाजिक चेनाक प्रत्यक्ष प्रमाण थिक। ❑

# मौलाइल गाछक फूल : जगदीश प्रसाद मण्डल

'मौलाइल गाछक फूल'क लेखक श्री जगदीश प्रसाद मण्डलकेँ हम साधुवाद दैत छियन्हि जे हिन्दी आ राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अर्हता प्राप्त होइतहुँ अपन मातृभाषाक प्रति अटुट सिनेह राखि मैथिलीमे लेखन करबाक भगिरथी प्रयास कएल अछि। ओना तँ मैथिलीमे अनेकानेक साहिन्यकार लोकनि चेष्टा कएल अछि। हुनका लोकनिक भाषामे फेंट-फाँट भेटल अछि, किन्तु मौलाइल गाछक फूलमे सुच्चा लोकभाषाक प्रयोग भेटैत अछि। प्रान्जल भाषा गमैया भाषाक आगाँ घुटना टेक दैत अछि, जन साधारण अल्पो शिक्षितकेँ गुद-गुदीक संग विषय अन्तस्थलीकेँ छुबि लैत अछि। वैचारिक दृढ़ता एवम् हार्दिक मृदुलताक अद्भुत समाहार जगदीशजीमे विरल अस्तित्वक परिचय दैछ। उपन्यासक प्रत्येक लेखपर माने उपकथापर दृष्टि दैत छी तँ स्पष्ट प्रतीत होइछ जे एकर लेखक जेना प्रत्यक्षदर्शी भऽ विषयक निरूपण कएल अछि।

ओना तँ शिक्षाक सीढ़ीकेँ पार कऽ लेखक कलाक बलवती इच्छा राखि मैथिलीक वाटिकाकेँ पल्लवित-पुष्पित करक भरपूर प्रयास कएलनि अछि। गाम ठामक बिलक्षण चित्रण हिनक लेखनीक विशेषता ऐ पोथीमे देखल जाइछ। हिनका भाषानुरागीक संग मातृभाषाक सिनेही कही तँ सर्वथा उपयुक्त होएत। ऐमे सामाजक ओइ वर्गक समीक्षा कएल अछि जकरापर आइधरि कियो सोचबो ने कएने छल। माजल ठेंठ गमैआ

बोलीक मैथिलीमे समाहित कएने छथि।

हमरा तँ लगैत अछि माए मैथिली लेखकक माथपर चढ़ि कऽ एहन चमत्कारी उपन्यास लिखक हेतु प्रेरित कएल अछि। फणिश्वर नाथ रेणु आ यात्रीजीक उपन्यासमे सामाजिक रहन-सहन वैचारिक भिन्नता अर्थाभावक कारणे स्वाभिमानक हनन जौं देखबामे अबैत अछि तँ सम्प्रति उपन्यासमे वर्णित घटना आ घटनासँ पात्रक प्रत्यक्ष दिग्दर्शन अति मार्मिक अन्तर मोनकेँ सोचवाक लेल उत्प्रेरित करैछ।

मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे जन्म नेनिहार लेखक एतेक सुन्दर, सुवोध आ सुगम्य ढंगसँ विषएकेँ निरूपित कऽ पाठकक जिज्ञासाकेँ अन्त धरि बढ़बैत गेल छथि जे चिक्कन, चोटगर आ चयन लेल वाध्य करैत अछि। मैथिली साहित्याकाशक ई ज्योर्तिमान नक्षत्र सदृश उद्भूत भऽ मैथिली साहित्यक भंडारकेँ समृद्धता अनबामे योगदान कएल अछि।

ओना तँ औपन्यासिक विचारानुसार ऐ उपन्यासमे त्रुटि अछि। एकरा उपन्यास कहल जाए वा सामजिक निबंध तइ परिप्रेक्ष्यमे विद्वान पाठके निर्णए कऽ सकैत छथि। मुदा हमरा तँ लेखकक ऐ उपन्यासमे कालानुसार घटना आ पात्रक चित्रणमे ताल-मेलक अभाव भेटैत अछि जेना- एक ओर अनुप वोनिहारक बेटा बौएलाल भूख-पियाससँ आकुल अछि इनारक पानि भरबामे डोरी डोलक प्रयोजन छैक तँ दोसर दिसि रमाकान्त आ हीरालालकेँ आधुनिक कालमे शराब चुस्कीक चर्चा होइत अछि तँए उपन्यासक विषए-वस्तु समए बद्ध नै रहलासँ औपन्यासिक दोष लक्षित होइत अछि। स्वीकार करए पड़ैत अछि जे हिनक ई उपन्यास विषय-वस्तुकेँ तइ रूपेँ समेटने अछि जेना सितुआमे समुद्र समाएल हो।

लेखक जगदीश प्रसाद मण्डलजीक प्रयास आ आयास दुनू साराहनीय छन्हि। हम माँ मैथिलीसँ प्रार्थना करैत छी जे हिनकामे स्फूर्ना बनल रहनि जाहिसँ मैथिली साहित्यक सम्वर्द्धन होइत रहए। ❑



डॉ. बचेश्वर झा

**लेखक परिचय**

**नाम : बचेश्वर झा**

**जन्म तिथि :** 15 मार्च 1947

**पिता :** स्वर्गीय उमेदी झा

**माता :** स्वर्गीया दुर्गा देवी

**पत्नी :** श्रीमती मीना झा

**पैत्रिक गाम :** हटनी (नौआबाखर) जिला- मधुबनी

**मातृक गाम :** नरुआर (भवानीपुर) जिला- मधुबनी

**वर्त्तमान पता :** पूर्व विश्व विद्यालय प्रचार्य एवम् अध्यक्ष मैथिली विभाग- निर्मली कॉलेज निर्मली, प्रोफेसर्स कॉलोनी वार्ड न. 06, पो. निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

पिन : 847452

**शैक्षणिक योग्यता :** मैट्रिक प्रथम श्रेणी, स्नातक प्रतिष्ठा, एम.ए. मैथिली, पी.एच-डी. (मैथिली विश्व विद्यालय अनुदान आयोग, नई दिल्लीसँ टिचर फेलोशिप अन्तर्गत शोध कार्य सम्पादित।

**शिक्षण अनुभव :** मैथिली प्रतिष्ठामे 33 वर्षक शिक्षण अनुभव।

**अन्य उपलब्धि :** (क) स्नातक प्रतिष्ठा स्तरक परीक्षक एवम् प्रश्न-पत्र चयनकर्त्ता। (ख) आकाशवाणी दरभंगासँ 1983 ई.सँ 2009 ई. धरि मैथिली साहित्यक अनेकानेक विषयक वर्ताकार। (ग) पत्र-पत्रिकामे मैथिली लेख एवम् कविता प्रकाशित।

**सम्पर्क :** 9122409495, 8340425615

ISBN:978-93-87675-76-6

9 789387 675766

**पल्लवी प्रकाशन** ₹ 250/-

जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन

निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452